# बलचनमा

( मैथिली )



मूल लेखक

ना गा र्जु न

मिथिला सांस्कृतिक परिषद, कलकत्ता

प्रकाशक :

मिथिला सांस्कृतिक परिषद्

पंजीकृत कार्यालय :

१०, बालमुकुन्द मक्कर रोड,

कलकत्ता-७

विद्यापति-स्मृति-समारोह १९६६-६७

दाम : ४) टाका






प्रथम संस्करण : ११००

५, फरवरी, १९६७

घटना समय : १९३७ ई० क शुरू तक

मुद्रक :

कुमार प्रिंटर्स

५बी, तुकाराम बाबू स्ट्रीट,

कलकत्ता-७

# १

जखनी हम चौदह बरखक रही तखनिये हमर बाप मरि गेल। परिवार मे माइ, दाइ आ छोटकी बहिन छलि। एकटा छोट-छीन घर छल। घरक अगुअति में नान्हिटा आंगन छलै, बामा कात आठ-दस धुर बारी छल। ओहि बारी मे भरि साल किछु ने किछु उपजा होइते रहै। बारीक पाछू मे गिरहथक इनार छलनि, आ इनारक सोंका मे खेत। दहिना कात कनिके हटि कऽ हुनके लोकनिक पोखरि सेहो छलनि।

गिरहथक जमीन मे बसल छली। हमरा अपना जिनगीक सबसँ पहिलुक बात एखनियो धरि कनी-कनी मोने हवे। मालिकक दुरा पर हमरा बाबू कें एकटा खम्हेली लगाकऽ बान्हि देले रहै। एँड़ी सँ लिखा धरि काँच करची सँ फोड़ि देले रहै। कतौ-कतौ देहक छाल नोचा गेलै, मारिक चोट सँ। आँखि सँ नोर टप-टप बहिकऽ गाल आ छाती होइत नीचा बहल जाइत छलै। सौंसे देह कारी मलीह भऽ गेलै हमरा बाबूक। थोरबे दूर पर छोटका मालिक चौकी पर यमराज नाहित बैसल रहथिन आ दहिना हाथ सँ मोछ फेरैत रहथि। हुनकर लाल-लाल चकल-चकल आँखि देखिकऽ केकरा ने डर हो जैते। हमर बाबू थर-थर कँपैत मालिकक पएर पड़ने छलै। आ बकारि होइत छल, मालिक यौ……मालिक……छोड़ि दियौ यौ मालिक……… लतुआक प्रान छूटि जैते औ मालिक दोहाइ

सरकार कें·········अँही माई बाप छी, छोड़ि दियौ। माय के कात
कनैत देखि हमहूँ भुकुर-भुकुर कानेऽ लगली। हमरा छोटकी बहिनक त
डरे प्राने सुखि गेलै।

कनीकालक बाद बुझलियै जे हमर बाबू मालिकक गाछ सँ टूटा बिसुन
भोग आम तोड़ि लेने रहै। कोंचो किसुनभोग खाय मे चोरठ माहित ब
नीमन लगै छै। आम तोड़ैत कियो ने देखने रहै, बाबू बखाड़ी के दोग
आम गोड़ैत रहै तखनिये कियो देखि लेलकै आ चुगली लारि देलै। ए
बात पर मझिला मालिक तानने आगि भऽ गेलखिन आ·········।

हमर बाबू मरि गेल। दाइ कें चोठइया जर लगैत रहै। किछु मालिक
सँ लऽकऽ आ किछु इमहर-उमहर सँ साकि-डेरि कहुना किरिया-करम भ
गेलै। हमरा गरदनिक खतरी कहुना टूटल। माइ या दाइ दुनू गोटे
विचार भेलै जे कोनो मालिकक पट्टी मे हम चरवाही करी। दाइ नइ माने
ओ कहै एखनिये सँ काम मे जोति देबही तऽ करेज टूटि जेतै। मुदा माय
कहलकै—एखनिये सँ घरक काज-किरिर नइ करतै तऽ अवारा माहि
करत।

किछुए दिनक बाद हम छोटका मालिकक महिंसक चरवाही करे गेली
छोटकी मलिकाइन कें हमरा रखबाक कनिको विचार नइ छलनि, ओ घर मे
लठबज्जर कऽ देलखिन। हमरा देखिये कऽ ओ हाकरोस करऽ लगलखिन
ई तऽ बखाड़ी छुनछ कऽ देत। अकादाकन पेट छै एर छौड़ाक। डेढ़ सेर
दिन मे खेत आ डेढ़ सेर राति मे। साँसे देह छौड़ा के पेटे छै। पेट है
की कोठि से नहि जानि। मैए गे·····मैए·········।

हमर दाइ हमरा दिस दुलार सँ ताकि कऽ मलकाइन के कहऽ लगलनि—
से नहि कहिओ मलिकाइन। हमर बजचनमा बड़ कम खाइये, रोटी, मकई,



दो, साग, काउन जे देबै खा लेत। खेबा-पीबा मे कनिको बखेड़िया
रहबे।

हम एकटा चिल्ली पहिरने रही। चिल्ली दिस तकैत मलिकाइन
कहैलखिन—आ·········देख, कपड़ा-लपड़ा हम ने देबै। ई सुनिकऽ दाइ
गर ईं लऽ लागलि।

अइपर दाइ कहलकैन—अहाँ नइ देबइ तऽ के देतइ? अहीं बाउर के
जुइठ-कूट खा कए, अहीं बाउर के फेरन-फारन पेन्हि के हम सब अपन
अनगी गुदस्त करइ छी। अन देबइ आहाँ त पोन कांपऽ खातीर सूत अनतऽ
कतऽ सँ अउतइ?

अइपर मलिकाइनक आँखि-मुँह चमकऽ लगलैन। दाँत दसुफक फूल, ठोर
तलकोइक पाकल फड़—लगो, बड़ सुन्नरि रहथिन मलिकाइन!

एकहक आङुर कें चिबा-चिबा कऽ बजलीह—खायक दिअइन, धड़िया
धोती दिअइन, ऊपर सँ दुअन्नी! बापरे! एते के देतइ? सभ टा काज
सिखाबक पड़त, दुकबइत-दुकबइत मगज चालनि भ जेत।

दादी फेनू मलिकाइन के पैर धऽ लेलकइन आ बाजलि—थाइ सँ अहीं
बजचनमाक माए-बाप भेलिअइ! अहींक अइंठ खा कऽ एकर दिन घुरतइ
महतमाइन!

तकरा बिहाने सँ हुनका ओइठाँ हम काज करऽ लगली। ओना रहिअइन
तऽ भइँसिक चरवाह, मुदा आनो कते तरहक काज कऽ दिअइन। नेनाकें
टगने रहिअइन, पानि आनि दिअइन भरिकऽ, दोकान सँ नोन, कडू तेल,
मसाला सुना दिअइन, जारनि सेहो दिअइन।

मालिकलोकनिक ई घरैना कोनो जमाना मे बड़ पैघ रहइन। आब जमी-
न्दारी तऽ कम्मे सन छलइन, मुदा बाजब-भूकब उएह। माल जाल चारि पट्टी

मे बाँटल । हवेली से फराक-फराक । गाछी-बिरछी, बँसबारि, कलम, खढ़ोरि, पोखरि, परती-परांत—एतबा धरि साझिए रहइन ।

छोटजन मालिक कहुँ मनेजरी करइत रहइथ । मलिकाइन बड़का घरक बेटी । हुनका लेखे बिना दूध-दहीक खेनाइ आ गोबर थापल सिड़नाइ एक्के बात । से, ई गुजराती महींस दू साए मे ओ मङबने रहथि । सेवा तेवा त होइक नहि, आ पाड़ी गेल रहइ मरि । तैं बिधुकिये गेल रहइ । दुहाबरक हाड़ झक झक करइ । चरबाह पड़ा क कटिहार चल गेल छलइन । तखन कोनो दुसाध रहल । ओकरा एकटा गोआरिन सँ हेम-छेम भऽ गेलइ । पकरल गेल त बड़ मारि लगलइ । मझिला मालिक बड़ड़ा देलथीन ।

आब तेसर चरबाह रहिअइन हम ।

अन्हरोखे महींस खोलि दिअइ । पीठ पर पड़ि रहिअइन ।

पहुँची मैं सोहरिक धीर लपेटि ली । भूत-परेत त नइयें सहीत लग आबए नइ ; तहन खेतक फसिल चरि जाइ त अलबत्त । चरबाह कैं एकरे डर, आन कथूक डर नहि । मुदा हम जे चरबाही पेलो से मास रहइ जेठक । बाध-बोन खाली । चित भऽ कऽ महिंसिक पीठ पर पड़ि रही, आ अपन मुँह गारने रहए ।

किछुए दिन मेल हेतइ कि ओ हमरा चीन्हइ लागल । अइ सँ पहिने माए, दादी आर रेवनी, इएह तीन गोटे हमर अपन रहए । आब महिंसिओ हमरा लेखे अपन समाङ भऽ गेल । लाल-लाल पैध-पैध ओकर आँखि, भफलहा सींघ जखन हमरा बिलरल नइ अइछ ।

भैंसी चरा आबी त बासि भात खाइ, कहियो कहिओ एक छप चाउर भेटए त सएह मिला क फाँकी । कहियो अन-बड़िअनाअए मड़ुआ, की खुदीक रोटी पकइ तऽ तही मे सँ तोड़ि क आधा चाहे एक कोन हमरो परि लागए ।



तखन कुकुर कैं कोरा लिअइन । दुचकइ रहथीन, से बड़ खिसिआइ । तेना कैं भम्होड़थि जे की कहिअइ ! मलिकाइन केर दू टा नेना मरि गेल रहइन, ई तेसर कोरा मे रहथिन । आब चारिम हेवा लए रहइन । नहिराक एकटा दुलरुआ खबासिनी रहइन से तकरो जेना हम बहिए रही । बाँहि दर्द करऽ लागए तऽ हम कुकुर कैं लऽ जाऽ कऽ ओसारा पर बइसा दीअइन आ बलान दिस चल आबी ।

काजक डरें छौंड़ कटइया जोड़िआ !—मलिकाइन चिचिआइथि, आ से अही काने हम सुनी । बइगने तऽ काज चलनिहार नहि ! खुरपी आ छिट्टा लऽ कऽ घास करए बहराइ । बइसकला खरमनड़ल । झारि-धुर धऽ धऽ धऽ धऽ जरइत । भरि बाध ओन्हराइ तखन जाऽ कऽ पथिया-आध पथिया घास । घूरी तऽ आबऽ मे कोनो दिन बड़ देरी भऽ जाए । तहिआ गिरहथनी ललकि उठथि जे मार जनिपिट्टा कैं ! कतऽ निखतर चल गेल रहएँ ? कोन टा बहिन कैं कोन बापक संगे कलही भजइ छले हएँ ?

कहियो कहिआ चारि चटकन भइओ दइथ । तइ दिन बेरिआ धरि कनपट्टी लहरए......

खुशी रहथि त मुलाएल-टटाएल पकमान, अमरुत आर पिलुआहा आम, कुकड़ी लागल बड़ी, माछक तेबाहि कोर भेटए । तइ पर कहइथ की तऽ एहेन बस्तु तोहर एकइस पुरखा नइ देखने हेतउ ! बुझलहु !

नइहर सँ भार-दौर बरोबरि अबइन । खगता कथूक नइ, तइओ मालिक परदेस ओगरने रहथि । बङ्क मे जमा करइथ । आसरम छोट आ खर्च नापल-जोखल । गहना-गुड़िआ बर्तन-बासन, नुआ-बस्तर, रेसम-पटोर सं चारि टा बाकस भरल छलइन, तइओ महा-सोनाक बीच आंगन मे ठाढ़ि भऽ कऽ मलिकाइन नित्तह दीनानाथ-दिनकर सँ धन-बीत गछथीन्ह ।

महीस हम नोन सँ चराबी। गाछी मे, जबाइ-तबाइ गामक चरबाह सभक जुटान होइ। हमहू आइ गण्डलो मे बेरो दिन धरि अनसुआर नइ रहलउँ। एक्के बतारोक तऽ लोक चरवाही करइत रहए। अढ़ाए पहर राति मे जे महीस खोलिअइन से एक्के बेर मुन्हारि साँझ कऽ अबिअइन। अपन-अपन दुख बिसरि जाइ, आ खूब खेलाइ हमरा आउर। कउखन कउड़ी, कउखन तास-घरा, कउखन कबआ ढूढ़ी कखनो बाघगोटी आ गंगलष्ठान, कखनो कलम मे गाछ पर चढ़ि कऽ डाल-पाती......किलिम किलिम केर खेल हमरा आउर खेलाइ। गोल बान्हि कऽ बइसी, सबूरी कका बड़की टा खिस्सा कहए, कान पाथि कऽ से सुनइत जाइ। चर-चाँचर सँ डिमउर-कइहर-सारुख उपाड़ि अनइत जाइ, से तोड़ि सोखि कऽ खाइ। पतलोक आगि मे हरका कऽ अन्हइ माछु पकाबी त कहो भाँग लगाबी कहिओ-कहिओ। भरि गामक बाबू-भइया लोकनि केर अदगोइ-बदगोइ हमरा आउर करिअइन। नीक-अधलाह सब कथुक चर्चा होइ।

सबूरी रहइथ नाटे। आखिक चानुक। कान कुनू-कुनू रहइन, कपार छोट। आँखि बेरा तेन दुटा बसल। अपना मालक सेवा ओ खूब मान लगाकेँ करइथ। चरवाह सब हुनका अपन पित्ती-पितामह जकाँ मानइन। मड्ड कहिओ कोना भैंसी के मारने होइथीन, से हमरा लोकनि कें कहा देखल, हुनका भैंसीक आँखि मे कहिओ केओ कांची नइ देखने हेतइन। भरि छाबा पानि मे ठाढ़ कऽ कऽ कूचिक कूची सँ ओ महिसीक पोठ-पेट मलइथ।

एक दिन हम दुपहरिआ कँ सबूरी ककाक ओतए गेलउँ। बड़का मालिकक बथान बेस पैघ रहैन। सोलह टा बड़द आ चारि टा भैंस। तकरा लए तीन गो चरवाह। बूढ़ा ठामहि एकचारी मे रहइ छला। देखलिअइन हुक्का गुड़गुड़बे छथि हमरो नू झाँटकी नारिकेरवला हुक्का पिअइ छथि।



नजरिक इशारा सँ लग मे बइठऽ कहलनि आ फेनू पुछलइन जे तोरा महीस के ई दोसर मास थिकउ की ने।

हमरा अजगुत लागल। कहलिअइन—कका, आँ कोना ई बात बुझि गेलहक?

बाहार पतरकी मोंछवला हुनक उपरका ठोर फइल भ गेलइन, बजला—रओ, चरवाहिए मे त हमरा आउर के जिनगी गुदरल गेल, एतबो नइ बुझबइ?

हुक्का खम्हेलीक भरे ओठ्ठा देलखीन, तीअम अउग्नि कँ फेनू बजला—मलिकरसँ भागि क आएल रहितउ त बाइसन बर्ख रहए। तोहर बाप लालचन तोरे एती टा छल हेतउ......आऽऽहे ऽऽ, बुझलएँ? बड़बेर महीस तोहर पाछीतरे बिएतउ......"

तखन मड्ड उकला आ बुढ़िआ भैंस लग जा के थनसिस बइठि गेलइथ। गहिकी नजरिसँ अठउड़ी बीछऽ लगलखीन।

सबूरी कका हमरा बड़ मानइथ। हमरो हुनकर टहल टिकोरा मे बेस नीक लागए। ओना हम रही बड़ गोआर, आ चानुक। हुटा से नहि कहिओ बूझि पड़ल। खाइ पिबक कोनो चीज-बस्त देहीन थँ हवेली सँ भेटइन त तइ मे सँ हमरा लेल किछु रखबे टा करइथ।

मझिला मालिक के छुट्टी कम्मे होइन, तइओ छ मास पर छुट्टी लऽ कऽ दू चारि दिन रहि के बिदा होइथ त इसटीकन बिछौना बिस्तरा उठइत-बइठइत कहुना हमही दऽ अबिअइन। गाम सँ मधुवन्नी अढ़ाए कोस पछिआ। घाड़ टूटि जाए एक लेखेँ। घामे पसेने नहा जाइ। आ तहन गाड़ी लाटफारम सँ घुसकए लगइ त मालिक दू गो पैसा हमरा दिश बीग दइथ।

पइसाक मूढ़ी, आ पइसाक बीड़ी। फँकैत-फुकैत गाम आबी घुरि कऽ।

हमर माए अइ घर मे बिअहुता भऽ कऽ नइ आएलि रहए, सनन्ध भेल रहइ। बाबू कमाइत रहइ टाका दिस कतऽ, पाछू त जिनगी गामहि पर रहल। सुइल त हमरा आवरके बड़ा तातेक खेल दऽ गेल। थोड़ू जमीन पर मझिला मालिक नजरि गड़औने। कहिया कतऽ दस बारह गो टाका देने रहथीन सादा कागज पर अउँठा छाप लऽ कऽ। से सूदि दइत दइत सब हमरो सब लिखा गेली, कर्जा नहि छिआएल हवो भाइ!

मलिकाइन दुअन्नीक हिसावेँ भरि सालक दरमाहा डेढ़ गो रुपइआ आगाँ पाछाँ देथिन तइसँ की होअए? जड़काला‍क राति परलयकेर बनल बजबइत आवए। गर्मी आ चउमासा त कोनो तरहेँ खेपि ली, मुदा जाड़ कटनाइ पहाड़ भ जाए। ओछाअए खातिर दू आँटी नार पोआर आ देह झाँपए खातिर गुदरी केथरी……एतबो जँ नइ जुरए त पूसक राति जमराजक सहोदरे बहीन। धूड़-धुआँ लेल चाही गोइठा-करसी। से तऽ चेत्रेक साल-सालक हेतइ नहि। हमरा घर मे माल जालक नाम पर दू गोट बकरी टा छल। हँ, बकरीक मेंड़ारी जाड़काला मे खूब काज अबइ ततबा घरि मोन अछि।

बुढ़िआ पोखरीक भीड़पर बड़क गाछतर कोल्हु ठाढ़ होइक। बाँसिक खाम्हखम्हेली, बाँसिक पाढ़ि, बाँसिक बरेंड़ी……पतहर सँ छारल बातीक चार, मास डेढ़ मास लए कोल्हुआड़। तहिआ कुँइख खूब पेरल जाइक आ खूब गुड़ बनइ। हम दुनू भाइ-बहीन कोल्हुआड़ मे बेसी काल रही। बरद हाँकि दिअइ, कोल्हुक ठीरतर कुसिआरक टोनी बहत रहिअइ, भट्ठी मे पतलो झोंकिअइ, खखोड़ि खखोड़ि क कड़ाहक पेट साफ क दिअइ……बदला मे खूब कुँइख चिबाबी, रस पीबी, गुड़क ढाढ़ी खाइ आ राति कऽ भट्ठिए लग गरमा क सूति रही। कहिओ कहिओ नानी उठा कऽ लए जाए जागय त केओ बाजइ—



"छोड़ि ने दही, घर मे कोन दोलाशा छउ जे अइ जाड़ मे ओढ़ैबहिन, भने तऽ सूतल छउ!" जड़कालामे मास दू मास सब साल अहिना चलइ।

एक दिन मझिला मालिक माए केँ चाल पाइलखीन। पाछाँलागल हादिओ गेलइ आ हमहू जुनकिअइ। दलानपर बड़का चउकी, तइपर पटिआ ओछाओल। मालिक तऽ छलाहे, गामक बूढ़ा पण्डित सेहो रहइथ। मालिकक हाथ मे पितरिआ ढाङ बला सरौता छलइन। सुपारीक कतरा पंडित जी दिस बढ़बइत बजलाह—बलचनमा जा बील ता हमरा उसाव देत रहल आ कने एकरा लोकनिक रुखि तऽ देखिओ…

पण्डित जी कतरा फाँकि लेलइथ, दुइलाहा कमानी बाला चश्मा नाकपर सँ हटा कऽ कपार पर चढ़उलैथ। कनीकाल धरि हमरा दिस तकइत रहि गेलाह। फेनू कहलखीन—जशोधर बाबू, अइ छओंड़ाक त बुट्टी बुट्टी चमकइ छइ? ईह, तकइए केहेन हुलुर-हुलुर!

मझिला मालिक गुड़ुआ कऽ मूड़ी डोलउलइथ। सुपारी चिबबइत बज-लाह—ई गुरु, भारी हरमजादा अछि। ओइ दिन भोजपड़उलवाला ठाकुर आएल रहथि। खवास कने दुःखित पड़ि गेलइन तऽ कहा पठोलिअइ जे चाँति दइन आबि कऽ से नहिए ने आएल बदमसवा!

हमरा दिससँ दादी बाजलि—आँखि पीचब सँ चेतनक बुते ने होइत, बालचन तऽ लड़ुका छैह थीक। तहूपर भरि दिनुका थाकल-ठेहिआएल, राति कऽ की कोनो होश रहइ छइ गिरइथ?

मालिक डटलखीन—"चोप।"

पण्डित जी नजरि नचबैत बजलाह—"राड़ँ एवँ पवित्र" मुदा मालिक केँ तऽ अपन मोटी कड़ुना लाल करबाक छलइन। मिठबोला बनि माएकेँ कहए लगलखीन—बलचनमा-माए, तों तऽ जनितहि छेंएँ बेर-कुबेर तोरा लोकनिक

खातिर हम कहियो अपन पाएर पाछाँ नहि कएल। दू बेर काज पड़लउ, तऽ चारि देलिअउ, पाँचक काज पड़लउ तऽ दस। परिवार जेहने अपन तोहरो परिवार हमरा लेखेँ तेहने। तखन की तऽ काज-परोजन भीड़-भाड़ ने कहखन परिवार हमरा लेखेँ तेहने। तखन की तऽ काज-परोजन भीड़-भाड़ ने कहखन तोरा समक अभेला-कुभेला तेहो होइ छउ. से नहि, मुदा महतो-आ बहिया दूनू दू नइ होइ छइ, होइ छइ एक्के। आन केओ काज नइ अबोलउ, कन-फुका पुछक कौन-कमी ?

तहन फेनू हमरा अपना लग बजा लेलैथ, पीठ-पाँछुड़ पर हाथ फेरऽ लगलइथ। माएकें कहलखीन—बलचनमा-माए, तोहर दिन आब जल्दिए घुरतउ ! बेटा कमा कँ टाल लगा देतउ ! दुख थोड़बे दिन रहलउअए।"

माए बलचनमाक टाड़ी भेल ठाड़ रहए। ओकरा ई बुझइ मे नै अबइ जे मालिक कौन नाटक कऽ रहलैथ अए। दादी गुम-सुम छलि। हमहू रही इकटके। पण्डित तमाकू चुनबैत।

पण्डितजी बजलाह—जे बहिया मालीक हुकुम मानए ओकर जनम फेर बहिया भऽ कऽ नहि होइ। आक-तमाक की छीक तऽ नाइट छीक। अइसँ जतबा उपकार होअए ततबे फल।

तखन मालिक एक बेर हमरा दिस तकलैथ, एक बेर माएक दिस। कनी काल रहि बजलैथ—कालिह छिकइ शुभ, परसू बिरहसपति, खजटली चलिहैं कनी......।

हमरा घरसँ पच्छिम मालिकक भीठ खेत 'तिनकोनमा' रहइन। कठा दुइएक हमरो जमीन ठामहि रहए, ओटकिनमी कोली दूनू मिला देला सँ चौकोर भऽ जाइत रहैक। मालिक कें ओहि जमीन पर नजरि छलइन।

माए हमर गुम्मे रहलि, दादिओ। हम तहिआ ई सब किछो बुझअइ नहिए। तमाकू थुकरि कऽ पण्डीजी बजलैथ जे ओ जमीन राखि कँए की करबे !



कहिओ चारि सेर मड़ुआ, कहिओ चारि सेर सुथनी, कहिओ पथिआ-आध पथिया अल्हुआ...। हम तऽ ओइ उसरहा कोली मे कहिओ हरिअरी नइ देखलिअउ !

दादी मालिकक पाएर छानि लेलकइन, कलपए लागल—दोहाइ सरकार कें, ललुआक बरजल जथा आब इएह टा रहि गेलइए। एमरी छोड़ि दिअउ मालिक ! अहाँ आउर के कथीक खगता अइछ...

मालिक हूँ हूँ हूँ हूँ करैत अपन पाएर हटा लेले रहइथ।

हमर माए कहलकइन —ई जमीन घरक नगीच पड़इ छइ। धिओ पूता चारि दाना छीट दइ छइ त कुछो ने कुछो भइए जाइ छइ। बदला मे कहउँ अनतऽ दू कठा खेत देथिन से लाऽकऽ उपजउतइ ? दस बरखक टेल्हक छुते कोनाके सम्हरतइ, ईहे कहउथ ?

मालिक एठला। देबालक खुट्टीमे चोंगा टाङल रहइ, तइसँ नीमक खड़िका बहार कऽ अनलैथ। दांत खोधइत बजला—हम सबटा ठीक-ठाक कऽ देबउ। एतेे खेती-बाड़ी होइते छइक, तोहर दू कठा रोपल जेतउ सेहो कोनो दिन पुछि कऽ ? हर-बड़द, बोनि-बीआ जे लगतउ से अगहन-पूसमे दऽ देल करिहइ।

हमरा गोंक जकाँ मोन नइ अछि जे कोना माएके राजी कऽ लेलथीन मालिक आ कोना लिखा पढ़ी भेलइ। ओ दूनू कठा खेत धरि मालिक कें भइए गेलइन। बदला मे धानक खेत के कहआ जे अबँठाक ओ पुरनका निशान परजन्त नई आपस भेल।

मलिकाइनिक ओइठाँ काजक कोनो कमी नहि। भरि दिन किछु ने किछु लगले रहइन। हम कनिको बड़ओ, से खबलिनिआ कें नइ सोहाइ। ओ हमरा कखन दाबुत कहए, कखन भकोल। ई खबासनी मलिकाइन केर

लोक ओकरा मलिकाइनिक लाजी कुकुर कहइक। से, ओ मउगिआ जखन अबाच-कुबाच कहए, तखन हमर रोइआ ठाढ़ भ' जाइत। कोन गत्त तीड़ि कँ पड़ाए तऽ हम ओकरा सँ बहारी।

पछाति दुहनाइओ सीखल, ललुरीकका अहू मे हमर गुरु भेलइथ। हम पाड़ीक मोहँ दूध छोड़ि दिअइ से मलिकाइन के नइ नीक लगइन। नवढ़ खवास सँ अपन भैंसी दुहावऽ लगली तऽ हमरे मेंढ़िआ देलिअइन। मारल रहइन दुनकर आ दूहि चलेत हमर !

मास तिनिएक मेल हेतइ की पाड़ी मेलइ मरि, से के मइँस बेचारी चुकरए ! की कहिअ...हमर कोन साध ? तखन बाबा कपिलेसरक दूहे मोन रहइन तखन आन के की करितइ ? मुदा एगो बात कहि दइ छिअ...हम आ की ललुरी काका दुहइत रहितिअइ त पड़रू बेरबाद होइतइ ? कित्तउ नइ ! की महिषक खुलइन, बड़ गलवरि। देखबामे पेस, सुनवाने फूटल थारी। दुनू बाँहि पर बसुली बजबइत मगमान गोदज छुलखीन। पहुँचो मे चरि चरि टा लहठी, पाएर खाली ! सूति-पाति से कनकन करइत। चाकर दाढ़िक लजा-बोल साड़ी पेन्हि कँए जखन ओ बहराए तखन बड़ नीक लगइ लोक के। अनकर तऽ की कहिअ मलिकाक नजरि तखन ओकरा दिस नइ उठइ। मालिकक नवढ़ खवास सेहो बकर-बकर तकइत रहि जाइ ओकरा दिस...

नीक-निकुत चीज-वउस मालिकक ओइ ठाम जहिआ कहिओ खेने हेबइन, तहिआ पइले कोइठ। आब अंइठ खेबाक रोक थाम भऽ गेलइए। हमरा आउर अपनो चूकऽ लगलिअइए के ऐंठ खेनाइ महा खराप काज थीक। मुदा पहिने ई ध्यान नइ रहए हमरा आउर के। अपना गामक धानुक, गड़ेगोआर आ केओट के बाबू-भइआक ऐंठ खाइत हम देखने छी। आब मुदा हमरा आउर कोनो बाबू भइआक जूठ नहि खाइ छिअइन।



पाहुन-परक अबइन तऽ तुलसीफूलक चाउर बहराइ, रहइ—मोदनी पिटबवल जाइ, कुजरटोलीसँ मुलकी तरकारी अबइ, दूध-दही सहजहि। थारक चारो कात बीस-बीस टा चालीस-चालीस टा कटोरी। सिरहुतिआ भलमानुस आ बबुआन आउर के ओइ जकाँ खाइ-पिअक बड़ चहटकार। अंइठ मे तते रास ने चीज-वउस रहि जाइक जे दू-दू तीन-तीन साँझ हमर पलिवार हुमचि-हुमचि कए से सब खाए। खाइत काल दादा बुझाबए जे बउआ ई थिकउ कटहरक बड़, ओ थिकउ रहूक पेटी, ओइ कात सकरउड़ीक भुजिआ, एह ! बड़ीक झोर केहेन निम्मन छइ ! चटनी मे पुदीनाक पात पड़ल छइ। दालि केहन सोन्हगर...मुदा अपना मलिकाइनके हाथे छोट छइन, जेठकी बहुअरिया जकाँ कहाँ थार सँठइ छथुन ? पाहुन जऽ लजाधुर नइ रहथि तखने पेट भरतेन।

काज-परोजनमे जेठकी आर मझली आर छोटकी सब बहुआसिन के ओइ जकाँ हमरा आउर अइँठ-कुठ हँसोथि लाबी गऽ।

पाहुन सभक ओही अइँठ गरिबहा के भागे सँ भेटइ। बात ई रहइ जे मालिक जकाँ बहिओके आब कुटि कऽ कए टा पलिवार भऽ गेल रहइक। हमरा आउर मालिक-मलिकाइए अपन बखराकऽ लेलेरही। छोटका मालिक हमरा बखरा मे पड़ैथ। कहिओ कहिओ बाँट-बखराक ई सिमान टुटिओ जाइ। से तहिआ होइ, जहिआ उपनैन-मुड़न-विआह-दुरागमन आ सराध-बर्खी रहइन।

पुरनका हवेली बड़का मालिकक हिस्सा मे पड़इन। हिनका आउरके एगो निसन्तान पित्ती छलखीन, हुनकर हवेली ढण्ढ मण्ढ पड़ल छलइन, मझिला आर सझिला मालिक तकरे मरम्मति करा लेलैथ। छोट जन अपना लए ई नवे कोठा तइआर करउने छलइथ।

ई हवेली खपड़ावला पोखरा पाटन रहई। बीच मे पइल आङन। दुटा

बखार से तहीं मे उत्तर दिस ढाढ़। मकानक सरजमीन सीमटीसँ पलस्तर कएल। जकरा केबार सीसौक। चारू कात चाकर ओसारा। दछिन-पूब कोनमे तुलसी-चउरा, हनुमान जीक धाजा गाड़ल। लाल पतकडावर फहरैतीक ऊपर महावीर जी सीबल, बड़का नाआँड़िबला। पछबारि दिस बहरैवाक रस्ता, बहार हेवाक दरबाजा के बन्न क देला सन्ता एक दोसरे संसार। दरबाजा सँ सटले छोर पर टूटा कोठरी। सोहामे पेरल सरदान। उतरबारि कात माल-जालक घर। बीच मे काठक ननहर लादि, तकरा दू-दू दिस-दू-दूटा खुट्टा। कने हटि कऽ सीमिट केर लाल हौद। ई रहइ मैंसिक खातीर।

बढ़इक सेवा हरवाह करइन। हमरा जिम्मा खाली भैंस। गाए एको टा नइ रहइन। जकरा सामरथ छइ से भैंसे रखइए, गाए रखनाइ दलिद्दक काज।

हमरा मालिकक पट्टी मे नगदी बेस जमा रहइन। दुचा नानिक बीस हजार रुपइआ गाड़ने रहइथ, बात सब होत की फूलि, दुदा लोक तऽ से कहथे करइन। उपजा तीइन हजार मोनक। भादव-आसिन मे बखारक मुँह फुजइ, तहन केओड़ा-सवइआ पर जकरा जसे देवाक रहइन से देथिन। किछु बेचबो करइथ। अढ़इआ-पसेरी कइएक गेल के रखने छलइथ। एक बेर पूसमे फूदन मिसरक मसोमात धान देमऽ एलइन। अपने उचि उचि कऽ अनने रहइ। कहलकइन—तउलल छइ, मलिकाइन, सात मोनसँ बेसिए अनलवँ हइन, तइओ ओजा लिअउ।

गिरहथनीक हाथ बामकल रहइन। हमरा चाल पाड़लइन। कहलइथ जे छौतन कामइतके बजा लबहिन गऽ, तउलिओ लेतउ आर हकमे दारिओ देतइ।

छौतन कामति केओट रहइथ। मालिक कठा दसेक खेत देने रहथीन।



बढ़िजना छौतनीन कामति। बारहो मास लागल भिड़ल देखिअइन। अबेर-सबेर, राति-बिराति, समए-कुसमए जहन परोजन पड़इन, तइखन मलिकाइन हुनका बजबा लेथिन।

छौतन कामति एलइथ। उतरबरिआ अङनसँ तराजू अढ़इआ अनलइथ फाँड़ बान्हि कऽ बइसला आर तउलऽ लगला—रामहि राम, राम...राम... राम: रामहि राम, राम राम दू; रामहि राम, राम राम तीन... की बीचहिमे बराम्हनी नजरि नचा कऽ बजलइ—हँ हुँ, कामति, ओ अढ़इआ कहाँ थिकइन ई? कने ऊरधु, तकधुन गऽ।

ता ओमहरसँ गिरहथनी बिजुलता जकाँ चमकि कऽ हड़-हड़इली—बेस, आब किए ने सूझत! तखन अनपुर्ना-लछमी कहिकऽ, कनकर पाएर नइ धेने रहिअइ जा कऽ! बेर पर धान नहि देने रहितहुँ हम तऽ तकरे से गाम के बरम-बध लगितइ! फेर नहि मादव अउतइ?

मसोमात गुम भऽ गेलि। आन उपाइओ तऽ नहिए रहइ।

धान तउलल भऽ गेलइ, दू पसेरी ऊपर सात मोन भेल रहइ। बेचारी के एक पथिआ धान फेनू लाबऽ पड़लइ।

अहिना एक बेर करिमबकसके सेहो छिलमिलाइत देखने छिअइ। ओ हरवाह रहइन। बोनि देबामे जे गड़बड़ सड़बड़ करथीन से तो ओहिना मोन अछि। पसेक लरम रउदा देखा कऽ बोनिबला धान हकमे रखबा लेथिन। तहन हिनका ओतऽ एखटा बात नीक अबस्से रहइ जे बेगर्ता पर रुपइआ दू रुपइआ लोक केँ भेटि जाइ, दस-पाँच पनरह-बीस लए ककरो घुरऽ नइ पड़इ। सूदि मुदा बड़ कड़ा। डेढ़ पाइ कखन, कखन दुइओ पाइ ठेका देथिन।

बर्खो दू-एक अखार बइसाख बितइत बितइत हमरा जबारमे तहिआ भइए

जाइ, आब समए पर वर्षा नइ होइ छइ। रोहिनी नछत्तर मे धानक बीआ सँ ठाम ठीम बाध खेत लहलहाइ तहिआ। मिरिगसिरा-अदरा मे अगला रोपनी सनपन भऽ जाइ। साओनक पुरनिमा धरि बनहर खेतक कोनिओ टा कोली कलऽ खाली नइ रहइ। बिराड़ लमारस भऽ जाइ, ओहूमे गडब धऽ कऽ खेतिहर निफिकिर भऽ जाए। नदाइ, गमहडी काटि कऽ ओइ खेत मे फाउड़ राति लेअउ तइन दलान पर बइसिकऽ पचीसी खेलाए।

हमरा समक परोज्हामे नहरि नहि छइ। अखनधरि इन्द्रे भगमानक भरोस पर लोक निमहल जाइए। कमला महआ हँहबइ छथीन त पहिने कनबितो छथीन बेस।

दरनी आर कडनी काल मलिकाइन नइहरसँ जन मङाबइथ। साकुति रावऽ लए बिलिअडइ रहथीन। ठामहि कनी दूर पर मुसहड टोली रहइ। गाल माथ, छोट छोट आँखि, दिआरो सन नाक आ देहक रङ छाउर जकाँ मुदा इमनदारी आर मेहनति मे मुसहरक मोकाबिला आन कोनो जाति के नइ कऽ हेतइ नन्हाको आले अन्हऽ नहिए पएबइ। ओकरा आउर पचीस बीस समाक खुल हएत। बुढ़-बुढ़हक हेबा त नहिए हेतइ। लग-पास मे दस-पाँच टा जमहर बस्ती आरा छलइ। अछाड़-साओन मे जन-बोनिहार नइ जुमइ लोक कें।

खेतीक दान रहइन त मलिकाइन माहुरपं भऽ जाइथ। दाइल-भात, तइ पर सँ अचारक फाँहा......आइर फूलल जाइ, बरइको बइकी गो टोकना चढ़इ, तीन-तीन चालीस-चालीस आदमीक सीधा लगइ। गाड़ीपर सितलपाटी धऽ कऽ तइपर लऽ केराक पत्ता बिछा देल जाइ। ओइपर भात आ टोकना मे दाइल। पक्के रागे तरकारी, डलिआ मे अचार। बीच बाधमे बाल्हपर गाड़ी ठाढ़ होइ। जऽन आउर जातिक मोताबिक फराक फराक पतिआनीमे



दूरिपर बइठए, झौतन केराक पत्ता पर अन परति देथीहिन। तरकारी आर अचार देहो। अऽन सब भरि पेट हूरि लेअए तखन फेर रोपऽ लागए।

मोन तऽ होए हमरो धान रोपबाक, मुदा काज एमहर बढ़ि गेल रहइ। मैंसी आब एक गो नहि, दू गो रहइ। भिनसर चराकऽ घूरी त बथान खरड़ी। गोबर काढ़ि कऽ एकठाम जमा केने जइयइ, निछड़ेस दोसर ठाम। गोतलाहा जगहक थाल काछि दिअइ। ऊपर सँ पथिआ भरि बलुआही माटि पसारि दिअइ। अइ तरहे मैंसीक लागह कें हम स्वच्छ राखी। गिरहथनीक भाइकेर घोड़ा रहइन, तेकरो लिद्दी हमरे उठाबऽ पडए। लादिके धो-धा कऽ पवित्तर राखी। दलानक अङनइ खरड़ि दिअइ। खबासनी कोनो ने कोनो काज मे अढ़ौनहि रहथ—दलमनि ला, दीवान लो, तूआ खोंच दहीन, फल्ली के सोर पाड़हिन, मसल्ला पीस, दव ने पइस, धान बहार कर, चिठ्ठी खगा अबहीन, पत्ता काटि ला, पीठ खुनि दहुन, बुलुरकें बुला लबहुन ......देखहीन केवल पतली खरड़इ छउ कलम मे, सुनइ छहीन बसबारी मे कोदन ठक-ठक हइ छइ......खवासिनिया नथनहि रहए हमरा सहरिआल! ने दस गो, ने बीस गो, रही त बलचनमा हम एक्के गो। मुदा ई बात बुझनिहार ओइठाम केओ रहबे ने करइ!

अइ खवासिन केर कोखि जरल रहक, पिआ-पूता सुनइ छिअइ भेबे ने केलइ। हरकलही गाबए केहेन दोख! आर गबइत-गबइत खिसिआ उठइ, खिखिआइत कोहि पाड़िकऽ कानऽ लागए—

गास दू माल पर अहिना ओकरा भूत लगइ। पहन खन छरपए, खन कूदए, खन टाल ठोकए, कोंचा खोंसि क नाङट भऽ जाए, तीह बहार कऽकऽ चिचिआइ......हम काली महआ थिकहुँ, बुढ़िआ पोखरिपर जे गुलरिक गाछ छइ तहीपर रहइ छिअइ......ओझा डागर चढ़ा, ने तऽ सबसे गामकें

भूजि कऽ खा लेल......

मलिकाइन कुमारी भोजन कबुला करथिन, रेशमिक अंचरा आर ओढ़ा छागर से कबुला करथिन। हमरा कहथि, दामो ठाकुर के बजा अनइ गऽ। दामो ठाकुर तानतिरिक रहइथ। झाड़ फूक, पूजा पाठ, टोना टापर सब जनइ छलइथ। आलक रंग मे रंगल धोती लवनी पेन्हइथ। कपार पर सिनुरक बड़की टा ठोप। टीक तते पइथ छलइन जे फोलि देलापर पाछू दिए डाँड़ धरि चल अबइन। हाथी दाँतक गोटीक माला से लाल रेशमी मे गाँथल दू टा मूड़ा, आर तेकरा बीच मे बड़की गो कदराछ। छहीक मूड़ठ सपनखरक मुँह सन रहइन।

दामो ठाकुर गाम मे बहराइथ तऽ धिया-पूता आवर के बड़ डर होइ।

दामो ठाकुर आबथि दछिनबरिआ घर मे हुनकर आसन जमइन। मलिकाइन सोफाँ नइ अबथीहिन। बड़का मालिकक बेटी कमला रौंड़ रहइ, आर ओहो नहिरे बसइ। देखबा सुनबा मे सुन्नरि, डाढ़ नाक, ऐते आँखि। से एहना समए गिरहथनी ओकरे बजवा लेथीन। ठाकुर ओकरे पुछथीहिन, ओकरे अढ़बथीहिन। मूसक बीहरि केर माटि, तीन बर्खक पुरान कूश, चारि ठोप गंगाजल, पाँच गाछक सुक्खल पत्ता......एहे सात चीज बहुत भिखड़ा क दामोठाकुर खबासिनके झाड़ऽ बइसथि।

मलिकाइन ओकरा कोंचा मे कसि क गेंठ द देथिन। छौरान आर कल्लर धऽ-पकड़ि कऽ ओकरा ठाकुर लग राखि अबथिन।

सिद्ध जी मनतरा-मनतरा खबसिनिआक देह पर फूक मारथीहिन आ माटि फेकने जाथीहिन। हुनका आँखिक इशारा पबइत देरी हमरा आवर घर खाली कऽ दिअइ, रहि जाइथ ठाकुर अपने आर खबासिन। केवाड़ बन्न कऽ कऽ बहार सँ जिंजिर चढ़ा देल जाइ। भीतर सउन झाड़-फूक खूब



पेर धरि चलइ।

कती काल बाद भीतर सँ केवाड़ ढकढकाबथीन त एम्हर सँ जिंजर खोलि देल जाइन। घामे-पसेने भीजल सिद्ध जी बहराथि आ बजथीहिन जे बड़ जबरदस्त भूत छलइ देह खबासिन केर, कोनो धरैने देह छोड़लकइए से हमही जनइ छी......आँखि त बहराए नइ देथुन एकरा! कमला, ताकुबि रखि-हक कने!

भूत लगइ त खबसिनिआक वहे पड़ि होइजे पड़ि भदबारिमे कमला-बलान आवरके होइ छइ। ने लाज-धीज, ने डर-भर, ने मान-मर्यादा, ने थिरी-दम्मन, ने गेआन-परान, ने मेत-मीत, ने ठर-ठेकान, ने थीर-थाम। बाढ़िक पानि तऽ ने आरि-धूर बुझइ? भूत की जिन बांधि मछरी के देखतइ, ओकरा आवर के बान नइ सोहाइ छइ से त बुझले देतइ। बर्ख मे दू एक बेर मलिकाइनिक आङन मे हमरा ओकनि ई तमासा देखबेटा करी।

एक बेर गिरहथनी अहिना ओकरा घरमे बन कऽ देलखीन तऽ भीतर सँ लगलइ केवाड़ ढकढकाबऽ......तहन अनन्त बाबू बजाल गेलइथ। ईहे गिर-हथनीक भिसिअउता छलखीन, बेस डुबगर, बेस मोट डाँट! केहनो बदमा घोड़ाके अनन्त बाबू पानि पानि कऽ देथीन।

दूनू तिछ धऽ कऽ केहनो मरखाइ साँढ़ के ओ सए लग्गा पाँछा ठेलि अबथीन। से, मलिकाइन केर परताप सँ ओइ बेर भूतोक सके हुनकर लठा-वटी देखल। बड़ी कालपर बजारऽ देलकइन।

गिरहथनी बेसीकाल हमरा आवर के भूतक ओ कुश्ती नइ देखऽ दइथ। कहथीन जे बच्चु लोकक माथा मे भूतपिचासक तावेत चारि गून बढ़ि जाइ छइ। झाड़बला के खबसिनिआक संगे असगरे छोड़ि देथिन ओ, जोत्तोरी!

तिनिए चारि बर्ख महिसबारक काज हम केने हएब की दादी बड़ी जोर

बेराम पड़लि। ओ रोग ओकर जान नइ छोड़लकइ। पेटक बेमारी एक दीन, साँझक दोसर दीन। पुरनकी गाड़ी अंका दादी-देइक ऐल-कील भकठल छलइ, तपइर सँ ई बेमारी तऽ ओकरा सब टा गत पीचि लेलकइ। ओना गाम मे ककरो किछु होए तऽ मधुबन्नीक सरकारी अस्पताल सँ दवाइ लऽ आबए। बाबू भइआ ओइ लक सर्दी-खोखी होइ तहूमे डागदरे अबइ। बड़ाइ आबए। बाबू भइआ ओइ लक सर्दी-खोखी होइ तहूमे डागदरे अबइ। अठखदक दाम ऊपर गो रुपइया रहइ ओकर फीस, दू टका सवारी भाड़ा। अठखदक दाम ऊपर सँ! बाप रओ! हमरा आउर से पथ-पानि सेहो नइ जुमए बेरपर, कतऽ सँ अबितए डागदर आर कतऽ सँ दवाइ।

गाम मे एकटा बइदजी रहइथ, फतूरी मिसर। वेइ आबि कऽ देखलखीन। आठ-दस पुड़िया दवाइ देलखीन। बदलामे एक खखड़ा माहरी हमरा एऽ दावन करछलइथ। भादव रहइ की ने! रउदामे पित बगदि गेल। दादी के रोटी-सोहारी नइ पचइ, भखगोल भात एक बाटी खाइक। मुदा घरमे चाउरे नइ!

मकिला मालिक राति के हमरा सँ जँतवइथ। पोनपर बड़ी देर मुक्का लगवाबइथ फेर दोसर करोट फेरइथ। कतेकालक बाद छुट्टी पाबी। कए बेर कहने रहइथ जे जहन जे चाहिअउ से लऽ जइहएँ। अही भरोस पर सेर भरि चाउर मङलिऐन, एक दिन नऽ लुलुआ लेलइथ। पाछू पाओ-डेढ़ेक देबो केलइथ।

माए दादीलए एकमुट्ठी चाउरके गिन्हकी राइन्ह दइ।

एँठे महुंका भात अबकम रहइ, मुदा से सब दिना नइ। चउमासाक थालकीचमे पाहुनो-परक नहिए अबइ। भदवारि मे पहुनाइ करए लए नइ ने बहराइए लोक! पनिआल बाध मे भरि छाती धानक बीच ढने ककर मजाल छिकइ जे चलतै!

हमरा पलखतिए ने हुअए, बेरपर दवाइ आनि दितिअइ ततबो नइ।



दादी के हमर बड़ आबेस, हमरो ओकरा खातिर जान जाए। चरवाहिस पहिने धरि हम ओकरे बाँहि के गेड़ुआ बनाक सुतइत रही। केहनो चीज दादी कतव सँ आबए तऽ तइमे सँ किछु हमरो अवस्से पइर लागए।

मुइल तइसँ दू दिन पहिने ओकरा मोन भेलइ माछक साना सके भात खेबाक। चुग्रीक ओतऽ सँ बनसी आनल डुड़िआ पोखरिक दछिनबरिआ मोहाड़ पर गुलरीक ओढ़गे जगह ठिकिओलउं। चाली गोंथि कँ बोरि देलिअइ—पाथल बनसी गोसैंआक नाम लऽ कऽ। नजरि छल टरेड़ा दिस।

मलिकानक कयो अइ पोखरि मे ककरो बनसी खेलाइत देखइ तऽ गारि-मारि-फज्झतिक अन्त नहि रहइ तकर।

कनिएँ काल बाद टरेड़ा हिलकइ तऽ भखान-परान झुलम आबि कऽ आँखिक इनू डिम्हा मे मोस्तेब!

छगो छीपल त टेङराक दरसन भेल। डोरी गाछक डारि-पात मे ओकरा गेलइ। सोझरा लेल तकरा। तहन बनसी समेटल। गलफड़ ओ मुड़बाटें दुधिक डाँट पइसा कँ टेङरा कें लटका लेल। घूमि कऽ आङन अएलउँ। माए माछ पकवऽ लागलि की बीचहि मे खबसिनिआ घुमि गेल।

हाथ चमका कऽ बाजलि—चलह ने, आइ त बुझबे करबहक जे डुड़िया पोखरिक मछुरी केहन सोअदगर होइ छइ!

दादी ओछान पर पड़लि रहए। खबसिनिआके सरसरी सुनितें देरी ओकर आँखि खूजलइ। अन्हार मानिमे जेना खद्योतक नजरि चमकइ छइ तहिना दादीक धसल आँखिमे डिम्हा चमकइ। कऽल जोड़ि कऽ ओ चुप रहऽ कहलकइ खबसिनिया कें। हम माए के बुझा देलिअइ जे कोनो अन्देसा नहि।

खबासिनी आगाँ आगाँ, हम पाछाँ पाछाँ। बड़का मालिकक पछबरिआ दोमहलाक अड्डू दने बबइत रही।

अनापुरले पाछाँ घूरि कऽ ओ हमरा चुम्मा लऽ लेलक आर पँजिआय आगालि की देलिअइन दू थापड़। मारि कऽ पड़ा गेलिअइन।

ओइ दिन साँझखन गिरहथनी अनन्त बाबूक हाथे हमरा मारि खिअइलथि। तहिआ सँ पहिने अइ पीनपर कहुनो नइ बजरल रहए;

एकरा तेसरे साँझ दादी मुँह बाबि देलक!

हमरा आदर मे पहिने तेहरीक रेवाज नहि रहइ। शहर मे अंगरेज राज करए, देहात में जमिंदार। जनम सँ लऽ कऽ सराध धरि डेग-डेग पर बाभनक खूति चलइ, बात-बात मे पतिआ लिखबक पड़इ। एनहित सभ छोटका जातिक लोकसँ अछनक्क खंड अछूतथीन तहिआ।

चलाबलि बड़का मालिकक बेटा ओरे पटना रहइ छल। दूनू गोटे बनारी रही : कोलेज बन होइ छुट्टीमे, ओ अबथीहिन तऽ ईहो आबए। कमीज निकर पेन्हए, पकी बोली बाजए कखन कखन। चलबलिआक ई बगए-बाइन हमरा बेस बढ़िआ बूझि पड़ए। सेहन्ता हुअए जे पटना देखितिअइ कनी।

आब हमरो सतरह बरखक भऽ गेल रहए। चरबाहि नहि सोहाए किछुओ भरि।

माए आ रेबनी कहुना जपन निमहए। खुद्दी-गुड़ा, मडुआ, कोदो, साग-पात...कहुना जपन खेपने जाए। धान कूटइन, चूड़ा कूटइन, चिक्कस पीस दइन, घर-आँगन बहाड़ि-नीपि दइन, पेडिआसँ सथोदा-बारी आनि दइन। अइँठ-कूठ उठबइन, बरतन बासन मँजइन, पानि भरइन। कखन कखन जाँति पीचि दइन। अइ सब काज काल रेबनिओ कें संग कऽ लइ।



# २

गिरहथनीक भातिज पटनामे पढ़इ छलथीन। होटलमे खाइत हुनकर पेट खराब भऽ गेल रहइन। एगो आदमी के खगता रहइन हुनका। अइ लए कोनो पकड़ोस, कोनो नलाक सोलकन्ह केर जरूरति नहि। आर, ओहेन आदमी बेसी बेसी दिन रहबो तऽ नहिए करितइन।

हमर अवस्थे नान्हि टा रहए, देहक साँचा नइ छोट रहए। सुनल अछि जे बाप-पितामह हमर कइ हाथक लहासवाला छल। माए पिड़सिआम तऽ रहए मुदा शुद्धि नइ छलि।

मलिकाइनिक भातिज दसमीक तातीलमे आएल रहथीन। पाँच-सात दिना छलखीन। पइघ पइघ आँखि, ठाढ़ नाक, चाकर कपार—बेस खाप-सूरत रहथिन। सोभाबक मधुर, गप-सप काल कनेमने फनकाह।

पहर दिन उठइ तऽ हम घास छीलि कऽ घूरी। तखन ओ हमरा हवेलीक भीतर बजा लइथ। नहेबा सँ पहिने मालिस ओ हमरे सँ करबइथ। देह बेस गुदगर रहइन। रोआँ सेहो हुलकी छलइन। चिकनइ लगा कऽ हम हुनक गत्तर गत्तर दूहि दिअइन। चानि पर कड़ूक तेल नइ, कोनदन लाल तेल लगबइथ। केसरनजन की भिंगिराज, भने कोदन नाम रहइ तेलक। हमरा मालिस-तालिस तऽ करए आबए साढ़े बाइस, तइन चिकनक सानल

लोढ़्या के जेना मोदिआइन बुझिअबइ छइ तहिना बुझिअबइत रहिअइन बड़ी कालधरि। कहइथ जे बड़ बढ़िआ लगइअए रओ!

एक दिन मालिस केलाक बाद पुछलइथ जे पटना रहबेँ हमरा संगे? सहरमे मोन लगतउ?

मालिकबला फटलाहा गनजी रहए देह मे, मारते छेदे रहइ ओइ मे। पेटक सोझाँ एगो छेद मे अङुरीघुसिअउने हम मारी छगुनता मे पड़ि गेलौं। की कहिअउन की ने कहिअउन, हम की जानऽ गेलिअइ जे एहेन बात क पूछि देता।

तइओ कहलिअइन—मलिकाइन के पुछिअउ सरकार हमरा पूछि कऽ की होत?

अइपर ओ कहलइथ जे तोहर माए कँ राजी भऽ जाउ तऽ पीसी के अपन हम बुझा देबइन।

बुझलहक हओ माइ, भेबो सेह केलइ! माए हमर चट बनी तइआर भऽ गेलइन। गिरहथनी के सेहो मोन पड़लइन।

मलिकाइन अपनाभतीजा के फूल बाबू कहथीहिन। सभ हुनका सेहे कहइन। हमहू फूल बाबू—फूल बाबू कहइ लगलिअइन। छुहिआ दाँत तनी तनी गो बड़ दीब लगइन। बजथीनतऽ लगइ जे फुलडाली सँ सिंगरहारक फूल खसल जाइ छइ।

फूल बाबू अपना पीसीक ओइजा साल मे दू-एक खेप अबस्से अबइथ। हमरा माइके हुनक सील-सुभाव गमल रहइक। ओ चंगेरा तऽ कऽ कइएक बेर हुनका ओइ ठाँ जाइन अबइन। नहिरा सँ भार-दोर अबइन तऽ गिरहथनिओ चंगेरा-डगेरा पठबिते रहथीहिन।

जतरा दिन लिलकन्ठ देखि कँ फूल बाबू अपना गाम गेला। एमहर



गिरहथनी के चरबाहक फिकिर भेलइन। ओना कहथीन तऽ बहे जेमर, चरबाहोक कोनो घटी? एकटा जेतइ तऽ एगारहटा आउत! मुदा कहबा मे की लगइ छइ? मनुख मनुक्खे थीक। हाथ-गोड़, नाक-कान आँखि-मुँह सब जानवर के रहइ छइ मुदा दिमागि मनुक्खे टा के होइ छइ। भैंसी चराबह की गाए, बकरी चराबह की भेँड़ी, अकिल तऽ चाहबे करी कनीमनी। अहिना भऽ जइतइ ई काज तऽ बड़दे ने बड़दक चरबाह होइतइ। खरबूज-खीराक खेतमे लोक खुट्टा गाड़ि दइ छइ। खपड़ी मे चूनक चेन्ह सँ आँखि-नाक-मुँह बना कए तकरा अडन्ह दइ छइ ओइ खुट्टीपर। दू मुट्ठी सुक्खल घास लऽ कऽ हाथ-गोड़ बना दइ छइ। मुदा ओइ नकली रखबार के कोइ पुछितो छइ? मनुक्खक बच्चा ढेप-चेप नइ थिकइ जे जखहि मोन भेल तखहि सँ उठा आनल।

से, मलिकाइन के मोस्किल भऽ गेलइन। चरबाह भेटबे ने करइन। दिन दसेक बदरुआ खोतन, तइन जा कऽ एगो बूढ़-बहीर दुसाध चरबाह भऽ कऽ एलइन। हमरा भैंसी छोड़इत बड़ अफसोच भेल। मुदा अपन साध तऽ किछु रहए नहि। तइओ बुढ़बाकेँ सबटा बात बुझा सुझा देलिअइ। दू राति संग रहि कऽ भैंसी सँ चिन्हारए करा देलिअइ।

पखेब आर दुराहुरी एको दिन होइ छइ। तकरा बिहाने हम फूल बाबूक ओइ अग जाइले बिदा भेलउँ। गिरहथनी खोतन के संग कऽ देलइथ। माए दू दिन पहिने सँ नोर बहबइ छलि। आंगन सँ बाहर भऽ कऽ गोड़ लगलिअइ तऽ डौहि पाड़ि के कानऽ लागलि। हमरो कोढ़ फाटल तऽ नोर कापऽ लागल, आँखि नोरा गेल। मुंह सँ एको आखर बोल नहि फुटल। मूड़ी गोतने अपन पेड़िआ धेलउँ।

बाप तऽ हमरा लेखे कहिओ भेबे ने कएल। जा धरि जीला ता कहिओ कलकत्ता, कहिओ ढाका, कहिओ जलपाइगोड़ी तऽ कहिओ देनाजपुर।

कपार, नाक, मोंछ आर कान, ओकर एतबे हमरा मोन अछि। माथा बड़की गो रहइ। दादी तहूजे दादिए छलि। ओकरे कोरा मे ई देह पोसल पालल गेल। माए टहिआ कहथो करइ जे रेघनी ओकर थिकइ आर हम छिकिअइ बुढ़िआकेर।

मधबन्नी सँ तमोड़िआ गाड़ीपर गेलिअइ। छीतन के देखल सुनल रहइन। मुन्हारि मोंफ सन हमरा आउर फूल बाबू ओइजग पहुँचइत गेली !

ई फूल बाबू गिरहथनी के अप्पन भातिज नइ रहथीन, वइमातरे भाइक लड़िका रहथिन। मलिकाइनक बापके तीन गो बिआह। पहिल बिआह दीस कोनो बेटा बेटी नइ, दोसर बिआह दिस फूल बाबूक बाप, तेसर दिस गुनमन्ती देवी अवतार लेने छलखीन। एहे हमरा आउर के गिरहथनी छलथि। जथा-जाल सम्पटा फूले बाबूक बाप कें भाग मे पड़लइन। मलिकाइन कें बापक धन मे सँ दसे बिगहा जमीन दरि लगलइन। बाभन-छत्री आउर के ओइजग बेटा अछइत बापक धन मे बेटीक कोनो दखल नइ। जे मेटतइ से हथ उठाइएमेटतइ। बेटी जा कुमारि रहलइ, ता खेलकइ-पिलकइ, सभ सिकारकेलकइ। अइ सँ बाढ़ि किछु नइ

तइओ भाइ-बहीन मे कुभाव नइ रहइन। फूलबाबूक माए त ननदिक लेल जान देथहिन, एहन भाउजि नइ देखल।

छीतन धूरि कऽ गाम चल गेला।

तीन चारि बिट्ठुका बाद छठि-परमेसरीक परसाद मुँह मे दऽ कऽ हमरो आउर पटनाक जतरा कएल। गामक नाम रहइ लखनउली। लखनउलीसँ तमोड़िआ तीन कोस हसर, कने पुआहुत बएलगाड़ी पर अबइत गेलिअइ। बसु-जात तसे बेसी नइ रहइन। एगो सुटकेस, बिस्तरबला होल्डाल, छोटकी टीन मे घी......ई सब तऽ रहबे करइन। एकरा अलावे पथिआ मे चूड़ा, ठकुआ, खजूर-टिकिआ भरल रहइन। केराक पत्ता मे लपेटल अचारक



फाड़ा सेहो ओहि पथिआ मे। एकटा डाली ऊपरसँ दऽ कऽ पथिआ साबेक लउड़ सँ नीक जकाँ बान्हल रहइ। बन्हलो छनलो रहइ तइओ पथिआ मइमइ करइ।

टिकट-तिकट मालिक अपनइ कटबलखीहिन। कनी काल थभिकऽ भपटिआही दिससँ गाड़ी एलइ। मेला-ठेला नइ रहइ तते। बइलमानो रहबे करेन। छागि-निछिकऽ मोटा-चोटा चढ़ा लइत गेले।

गाड़ी फुगलइ। तमुड़िआ तहन फंफारपुर, तखनी मनीगाछी, तकरा बाद सकुरि। सकुरि मे मेल खेलकइ गाड़ी। दोसर जाइत रहइ पंडौल दिस, तारसराए सँ आएल छलइ। दूनू गाड़ीक ऐंजन पानि से हो सकुरिए मे पिलकइ। फूलबाबू उतरिक ककरा ककरा सँ ता गप करइ छलइथ।

ऐंजन पुकी देलकइ तऽ मालिक गाड़ी पर चढ़ि गेला।

सकुरी आर दरिभङ्गाक बीच मे एके गो टीसन पड़लइ तारसराए।

दरिभङ्गा जकसन के हड़ाही कहइ छइ लोक। अइठाम बड़ी काल गाड़ी ठरा रहलइ। हम तावेमे उतरि के लघी कऽ एली। मालिक लाटफारम पर टहलइत घुमैत रहलैथ।

पहिले पहिल हड़ाही टीसन हम देखलिअइ। एते लेन, एते रेलगाड़ी, एते ऐंजन पहिने कहाँ से हम देखबै। आधा बाँहिक कारी कुर्ता पहिरने कुली आउर। खाकी रङक कोट पेन्ट पहिरने टी-टी-ई। मोसाफिर सभ सेहो किसिम किसिम के कपड़ा पेन्हने।

हड़ाही जकसन मे दू टा लाटफारम छइ। अइ पार सँ ओइ पार जाइलए बड़की गो पुल टे छइ।

ठाढ़े ठाढ़े लोक कें इबर-इधर सोहारी-तरकारी गिड़ैत देखलिअइ तऽ बड़ अजगुत लागल। मेल जे खोचोरी, बरहि के किए ने खाइए ! बोली से

कए तरहक सुनिअइ।

एक गोटे फर्दी छपलाहा कागज बेचैत रहइ। बाबू ओकरा सँ ऊ कागत किनलइथ। पाछाँ बुझलिअइ जे लोक ओकरा एखबार कहइ छइ। ओइमे दुनिआ-जहान के खबरि छपल रहइ छइ।

एंजन पुकी देलकइ आर सुसुआए लगलइ त फूलबाबू गाड़ीपर चढ़ला। लगेमे आबि कें बइसला। अइठाँ सँ गाड़ी खूब रेस कऽ देलकइ। नीचाँ पहिआ हड़ाक हड़ाक करइ। कील आ थूरी सब हीलइ त डिब्बा आउर डब्बर डब्बर बाजइ। ऐंजन भक्भक् काली कक्कक् काली करइ। भीड़े मे एक गोटाके पुछलिअइ—गाड़ी एना किए बजइ छइ?

ओ कहलक—पहिले पहिल गाड़ी चलबए लागल त अङरेज बहादुर कें भारी मोस्किल भेलइ। काली माइ टकसइ ने देथीन। छोटा लाट सपना देखलक जे सए जोड़ा करिआ छागर कालीजीक चाहिएन। तइन ऊ कलकत्ता मे टिलिगराम कए देलकइ। एकबेर सए जोड़ी करिआ छागरके सोनित पिलथीन से काली माइक जीह चारि आङुर छोट भए गेलइन। तहिए सए ऐंजन काली माइक जे-जे कार करइत चलइ हइ भक्कऽकाली भक्कऽकाली झक्कऽकाली……सुनइ छहक? साफे त कहइ छइ!

ई बात सुनि कऽ गुम भऽ गेल रही। आब कोइ ई बात कहत त पतिएबइ, मुदा ओहि दिन तऽ सोलह आना साँच बुझि पड़ल।

गाड़ीमे देह लेना ने हीलऽ लागल जे की कहिअइ, हुऐ जे गिरइथक कलममे मचकी झूलइ छी! कनी काल बादे आँखि झपा गेल।

धक्का सँ निन्न टूटल तऽ गाड़ी समस्तीपुर आबि गेल रहइ। ई जकसन तऽ दरिमङ्गो सँ पड़ब।

अइ ठाँ हमराआउरके गाड़ी बदलेके रहए।



हमर बिचार नइ रहए, मुदा फूलबाबू जिद्द धेलइथ जे एगो कुली कइए ले।

कुली बोझा उठबलक। थी बला टीन हम लेली। पूल परसे ओइ पार भेलिअइ।

लाटफारम पर मारेँ लोक। किसिम-किसिमके चेहरा-मोहरा। किसिम-किसिमके पहिरन-ओढ़न! बोली बानी मिझड़ाएल।

मोटा चोटा बाकस-बिस्तरा नीचाँ धेलक कुलीवा। गाड़ीमे बिलम रहइ। कुली अपन चल गेल। मालिक कहलइथ—चूड़ा ठकुआ बाहर कऽकऽ खाऽ ले।

अही ठाम?—हम कहलिअइन।

मालिक कहलइथ—तऽ, की हेतइ? देखइ नइ छहो, कते गोटे तऽ खाइ छइ!

ठकुआ दुइए टा लेलथीन मालिक, एगो अुसवा। खोंटि कऽ अचार। इनारा सँ बूका देलइथ तऽ कल सँ पानि आनि देलिअइन। टोंटी जोर सँ दबउने रहिअइ से छातीपर-कपारपर पानि पड़ल रहए, हबर-हबर पोछि नेने रहिअइ तइओ सुखल तऽ नहिए छले।

गोछ पातेक कुक्कुर आर तिन-चारि गो कल्लर छओंड़ा फूलबाबूके घेरने ठाढ़। धड़ तामस उठल। हाथ उसाहलीअइ तऽ ऊहे मना केलैथ। कुक्कुर आउर तऽ जे से मुदा कलरवा सब के अनधैर्य भेल जाइ, बीच बीच मे ऊ आउर बाजे—"बाप रबो बाप, सबटा खेने जाइ छथीन मालिक……हमरा आउर ले नइ रह देबइ, सरकार!……" एखबा कहइ आर कनबाक भगल करइ।

एहनामे कहउ खाए-पीअल जाइ!

नइ खाएल गेलैन तऽ मालिक पत्ता छोड़ि कऽ उठि गेलैथ।

कलरबा सब अपनामे छुछुरे माही कटाउज करऽ लागल।

हाथ धो कऽ एलैथ तऽ कहलैथ जे तों गाड़िए पर खइहें।

कतीकाल पर कटिहारवाली ट्रेन एलइ तऽ कुलिओ दउगइत आएल। रेल बेस खुलइ, मुदा हमरा आउरके जगह भेट गेल।

ई गाड़ी अमीनगामसँ आएल रहइ, जाइ छलइ इलाहाबाद। पूरब भरसँ मुलकी कमतिया सब अबइत रहए, छपरा-बलिया दिस अपना अपना घर जाइत रहए। दु गोटे एहनो रहए जकर बोली नइ बुझिअइ। पुछलापर फूलबाबू कहलइथ—ई बंगाली थीक, बङ्गला भाखामे बजइ छाइअए। तते हबर-हबर बजै जे किछु नइ बुझयै।

चूड़ा फँकली, ठकुआ खेली। पानि पेने रही लोटामे, से पीबि लेली। तइन जे बइठले मे आँखि मुनलिअइ से हाजीपुरके बाद निन्न टूटल। हाजीपुर आर सोनपुरक बीचो बीच बड़की टा पुल छइ। गण्डकीके अइ पुलपर गाड़ी एलइ तऽ तती जोर सँ हड़हड़ाए लगलइ जे की कहिअ।

फूलबाबू हमरा कहलइन—देखही, दक्खिन भर ओम्हर बारह पारमे इजोत के देखइ छहिन सएह पटना थिकइ।

आरौ तोरी! हमरा मुंह सँ बहराएल।

बाबू कहलइथ—मुदा गाड़ी तऽ घूरि कऽ जेतइ। एखन चारि घण्टा लगतइ!

एतनी दूर जाइमे चारि घण्टा?

तऽ, देखइत ने रहिन!

तावेइ मे सोनपुर आबि गेलइ। गाड़ी ठाढ़ भेलइ।

फेनू कुली केलखीन मालिक।



घटही गाड़ी लगले रहइ। कुलीया ओइपर गाऽ कऽ बइसा देलक। राति पहरभरि छल होतइ। गाड़ी चललइ तऽ ढकर ढकर बजइ।

पहलेजा पहुँचइत पहुँचइत किरिन फुटि गेलइ। सामने ओइ पार महेन्द्र घाट।

सउँसे गाड़ी खलास भऽ गेलइ। जहाजदिस धरोहि लागल। बुझि पड़इ जेना बीहरि सँ बहार भऽ कऽ लोक आगू मुहेँ ससरल जाइए। बकसा-बिस्तरा माथपर बोझने कुली आउर पसिजरके धकिअबइत चलइ। हमरा तऽ अकबक किछु फुरबे ने करए।

जहाज पर चढ़लहुँ। फूलबाबू बिस्तराबला मोटापर बइठलइथ। लोहक बड़की गो नाओ, तइपर काठक कोठा। इहे तऽ भेल जहाज। जहाजक बीचो बीच चाकर-चउकोर खाधि मे सातोँ मसीन, सातोँ कल-पुर्जा। लोहक तार आर जालीसँ घेरल रहइ। फूल बाबू कहलइथ—जहाजक ऐन्जन थिकइ।

ओ तऽ जा कऽ बैसि रहला मुदा हम बड़ी कालधरि जहाजक ऐन्जन देखैत रहलहुँ। एह, धन्न कही मनुक्खक मगजके! सोचइत-पोचइत बिचारइत-बिचारइत कलमे कल भिरबइत गेल, पेच पर पेच कसइत गेल··· पथरकोइलाक आँच पानि गरमाइ छइ, ताहीसँ भाफ तइआर होइ छइ। भाफेक जोरे जहाज आर रेल आर कल-करखाना चलइए।

जहाज पर बइसबाक बेंच-कुरसी नहि रहइ। थड़ किलास मे माल जाल जकाँ जकरा जेना मोन होइ से तहिना कठए-बइठए। एखबारबला बुलि-बुलि एखबार बेचए। चिनिआ बदाम बला सेहो अपन सओदा बेचए।

ऐन्जनगंहक मोट-पातर टोंटी आउर खूब धुधुआइ। बहार मे जहाजक दूनू कात बड़का बड़का पंखदार पहिया घुमइत रहइ आर जहाज छरर-छरर

सरर-सरर पानि कटइत गंगा मइयाक छाती पर आगू बढ़ल जाइ।

महेनरू घाटक जेटीसँ दू हाथ फराके जहाज ठरा गेलइ। कुली सब धमाधम कऽ मोसाफिरक गेलामे पहुँचल। उतरे खातीर लोक सेहो काते काते तइआर। जहाज एकभगाह भऽ गेलइ। हमरा डर भेल जे उलटि ने जाइ!

फूल बाबू फेनू एगो कुली केलइथ।

तीस-चालीस सीढ़ी टपि कऽ ऊपर महेनरूघाटक टीलन रहइ। तबरा उम्हर टमटम आ रिकसा ठाढ़। तहिआ साइकिल रिकसा नइ, हाथ रिकसा रहइ। आब ओ रिकसा उठि गेल छइ। ओइमे दुइए गो चक्का रहइ आर आदमी दूनू हाथें दूनू डंटाक छोर धऽ कऽ ओकरा घीचइ।

मालिक एगो रिकसावालाकें ठीक केलइथ।

मछुआटोलीक भीतर एगो छोटकिनसी गली रहइ, तहीमे डेरा रहइन। रिकसा बासाधरि आबि गेलइ।



डेरा ई फूलबाबूक असालतन रहैन। कहऊँ रहौथ, मुदा बासा ई बरोबरि रखइथ।

मकान छलइ बनिआकेर। आधा मे अपने रहए ओ। आधा लगओने छल भाड़ा पर। बीच आङनमे इनार रहइर सं छहरदेवाली। आधा इनार ओम्हर पड़इ, आधा इम्हर। दूनू दिसुका डोल व ए दिन कुइनामे खड़ि जाइ।

भाड़ा रहइ दस रुपइआ महीना। दू टा कोठली, भनसा, पएखाना। कनी टा अङनइ, दू चपकी जोकर ओसारा। पुरान केबाड़ीबाला दुआरि। ऊपर खपरा। कोठलीक फरस ठऽ पक्की, मुदा आङन कचिआ।

बर्तन-बासन सभ टा रहबे करइन। महीना भरिके चाउर-दालि-नोन-तेल मसाला आबि गेलइ। दू मोन जारनि। एक डाकी चिपड़ी।

मानस करऽ अबइत रहए हमरा। कनी मनी जे माछठ छल से फूलबाबू अपनहि सिखा देलइथ। पथरकोइलाक आँच पर रान्हल दालि-भात हुनका बहि सोहाइ छलइन। सोहारिओ नहिए खाथिन। पनपिआइ मे चारिटा बिसकुट आर गिलास भरि गरम दूध। कहिओ कहिओ हलुआ से बनबाबइथ।

दोसरे दिन मालिक हमरा निकर आर हाफ कमीज सिआ देलइथ। केस छँटबा देलइथ नउआ सँ '''ललकी साबुन के टुकड़ी सँ माथ मलि-मलि नहेलिअइ। नइ ने मानलइथ! कहलइथ—ई पटना थिकइ, गाम नइ

थिकइ। माथा के बगड़ झोंक बनओने रहबे तऽ लोक बनहुस्सुक बुझतउ! सहरमे रहबाक छउ तऽ आदमी बनि कऽ रह!

मालिकक नजरि बचाकऽ एना मे ओइ दिन हम अपन मुँह देखल तऽ हमरा रसलोलीना मोन पड़ल—एह ओ हमरा उन सुन्दर कहाँ सँ आएल?··· कनी गामक लोक बालचन केर ई सकल देखितइ!···

दू-चारि दिन धरि माए आ बहीन बड़ मोन पड़ए, तकरा बाद पहिनेसँ कम होमऽ लागल।

नव देस, नव मुलुक। नव चेहरा, नव बोली-बानी। नव देहबार, नव रहइत। लागए जे कोनो दोसरे संसार में आबि गेल छी। मधुरी काकाक मुहें सहरक कतेको गप सुनने रहिअइ मुदा ई अन्दाज कहाँ रहए? सहरक ई साँचा तऽ सपनोमे हमर मोन नइ देखने रहए कहिओ!

सुनने रहिअइ, सहरमे पहुँच रहितहि आदमीक मोन बदलि जाइ छइ। अपना घर-परिवार बिसरि जाइ छइ ओकरा। मुदा हमरा तऽ बीच बीच मे अपन घर आङन बेस मोन पड़ए। माए मोन पड़ए, मोन पड़ए रेवनी। चितकबरी बकरी मोन पड़ए। बाड़ी महक दुइ जिम्मड़, ओकरा कान्हपर ललरल घेरा, एकचारी पर लतरल कोंहड़ाक लत्ती, लोढ़िआ मिरचाइ केर बुढ़वा गाछ कोखन कोखन आङन मे हुलकी देनिहारि दिदी···एकएक कऽ सब मोन पड़ए। आर जोर-जोर सँ हम साँस घीचे लागी। खन बुढ़िया पोखरिपर सुरता जाए खन डोंड़के चउरी पर—अइ चउरी मे हमरा आउर केसउर उपाड़ी मे···अपना गामक बाध बोन मोन पड़ए; कलमी मइ बुढ़वा किसुनभोग पर मर्कट माइहैं खातिर मचान कऽ ढेलवाती खेलाइ से गाछ मोन पड़ए। सोगहा, चुनिआ, मुट्ठा, नरेना, कुंजा, सुहरा, मकराहा सन बतारी इत्यादि आबए···



अइ सब सँ मोन भरिआए तऽ लहरटोली बला सड़कक कातमे कनी काल ठाढ़ होइ। अबइत जाइत लोक कें देखिअइ। बाइसिकिल, मोटर आर टमटम आर टुन टुन बजइत हथ-रिक्सा। ई सब देखिअइ तऽ गामक सुरता नइ रहए।

काज बेसी नहि रहइ छल। बर्तन रातिए कऽ माँजि राखी। चौका सेहो रखैत कएल रहए। भोरे उठि कऽ चुल्हीमे आगि धरा दिअइ। दूध दऽ जाइ से अउँटि ली। तहन अदहन चढ़ा दिअइ। एक कात भातक आर एक कात दालिक। भरि सनी तरकारी लऽ आबी बजार सँ। न बजइत बजइत भानस तइआर। साढ़े न धरि मालिक खा लइथ। दालि-भात-तरकारी चटनी, घी पापड़-अचार। दही दिन कऽ, राति कऽ दूध। दस बजे धरि ओ कओलेज चलि जाइथ। हमहूँ नहाइ-सोनाइ, खाइ-पीबी, चउका बरतन करी। नीक जकाँ दोबारा झाड़ि बहाड़ि दिअइ कोठरी आउरके। बारह बजइत बजइत फुरसति भऽ जाए।

बारह सँ ले के तीन बजे धरि बेस टहलान मारी। कहिओ कहिओ गोलघर दिस, कहिओ सिकरिटिरिएट, कहिओ जादूघर, कहिओ टीसन, कहिओ अस्पताल दिस। कओलेज दिस कहिओ नहि जाइ। मालिकक लाज हुए। मना तऽ नइ केने छलइथ, तइओ टहलइत-बुलइत काल ओ कहुँ देखि लइथ तँ लाजे कठुआ जाइ।

जहिआ नइ बहराइ तहिआ मकानक मलिकाइन-जोरे गप्प लड़ाबी। ओकर घरबला भोरे जे दोकान जाइ से निसोहँड राति कऽ अबइ। ई मलगी हमरा मालिको सँ हँसी ठट्ठा करइन आर हमरो सँ करए। मालिको के पान खिआबइन आर हमरो खुआबए। दू टा बच्चा भऽ कऽ मरि गेल रहइ, बाद मे किछु भेबे ने केलइ। घर-आङनक ओगरबाहि लए बुढ़िया

मउसी कें रखने रहए। ओकरा मोने तइयो हम ओकरा सोंगी महसूस रहितिअइ। मकानवाली के ओ बेमारी नहि छलइ जे बेमारी खवसिनिआ के रहइ। नापकड़ि पइर ई अवस्ले रहए। गप्प केनिहार केओ नहि भेटइ त हमरे सँ संतोख करए।

मालिक दू गो पइसा हमरा रोज दइथ। ई पइसा हम जमा केने जाइ। कथि मे खर्च करितउँ ? तर-तरकारी आर दोसर चीज-बउस आनऽ काल एगो-आध-गो पाइ बचिए जाइ, बीड़ीक खर्चा ओही मे चलि जाए।

पान खाइत बड़की एना मे कइएक बेर अपन मुँह देखी। सबकक कलबाहि मे जतहि पानक दोकान ततहि एना लाइ। जहाँ एना देखाइ पड़ए की हम ठमकि रही। कोनो ने कोनो लाथे ओहि अपन जसेरे देखिली एना मे।

चारि बजइ की फेनू सुरहाक आरती करऽ बैसी।

मालिक कहिओ कहिओ हलुआ अपनहुँ बनाबइथ। एक दिन बनबिते काल अण्डा फोड़िकें फीअरका रस ओइमे ढारि देलखीन से हमरा बड़ कोनादन लागल। मालिक कहलइथ—गाम पर नहि बजिहइन।

से किऐ ?

फूलबाबू कहलइथ जे मुर्गीक अण्डा अपना ओमहर बाभन नइ खाइऐ मुदा फाएदा बड़ करइ छइ। अङरेजी पढ़निहार इसकूलक छहरदेवाली छरपि क कालेजक अङनइ मे पाएर रखितहि अइ सबकथुक चर्चा बर्चा सुनइ लगइ छइ। तकरा बाद केओ-केओ हमरे जकाँ दोगादागी चढ़बऽ लगइऐ ......देखितहि छैँ.........।

सुभाव बेजाए नइ बूझि पड़ए। ओना हम हुनकर टहलुआ रहिअइन; मुदा एलगऽआक अनमना रोहो छलिअइन। हिन्दी अङरेजी बजइत मुँह दुखाए लगैन तऽ हमरासँ अपना भाखा मे बाजइथ। कहइथ—अही लेल



तऽ तोरा अनलिऐ, टहल-टिकोरा लेल तऽ अहूडाम आदमी भेटिए जइतए। तोरा सङ्गे गप करइत रहइ छी तऽ बुझी पड़इए जे गामहि छी......।

बाप किरपिन रहथीन। माय लाहखर्च। बापक दिस सँ खर्चा हिसाबे सँ भेटइन मुदा माए लुकाकऽ खूब देथीन। दुइए चारि दिन हम हुनकर गाम पर छल रहइन, थेती तऽ थाह-पता नइ लागल, मुदा एतबा बूझऽ मे आबि गेल जे लगानी-भिड़ानीक बड़ जोर छइन। जर-लथार मे दुसाध, मुसहर, चमार, खतबे, डुनिआ, डुगरा आउरके छोट-छोट टोल रहइ। सन-बनिहार आइओ कालिह पेट बेचने घुरइए, ताहू दिन पेट बेचने घुरए। भूखक लेल अतरी अँइठऽ लागइ तऽ बाइ मइआ सँ चारि पसेरी अन्न था की दुगो रुपइआ मडैन गऽ। काज तऽ चला देथीन, मुदा पाछाँ आस्ते-आस्ते लोहू घीच लेथीन आर चमड़ी चिबाकऽ सिट्ठी बना देथीन। चुमनू बाबू—जइसन नाम तइसन काम! फूलबाबूक बाबा कनइली राजक तसिलदार छथीन। भागलपुर सँ दक्खिन, बाँकादिस चाकरी करइत जिनगी गुदस्त भेल रहइन। कमाकऽ टाल लगा देने रहथीन। चुमनू बाबू दूर-दराजक पलें जमीन जाल खूब बढ़ा लेने रहइथ। धनीक खाहे हिन्दू रहओ, खाहे मीआ, खाहे अङरेज रहओ, खाहे जपानी- सब एके जातिक होइए। गरिबहोके हमरा जनइत एक्के गो जाति होइ छइ। चुमनू बाबूक भितरिया मारिसँ राड़े टा नहि, बाभनो कइएक घर तबाह भऽ गेल रहए। बेटा के पढ़बइ छलइथ जे जज मजिस्टर देथीन।

मुदा अपने इच्छे तऽ सब किछु होइ नहि छलइ। बापक जे मोन रहइन ताही मोताबिक फूलबाबू तइआर होइतथीन तखन की छलइन ?

फूलबाबू भितरे भितरे कङरेसिआ भेल जाइथ छलइथ खूब एखबार पढ़इथ। लीडर आउर के लेकचर खूब सुनइथ। बरका बरका लीडर

